होइन। कोन तरहक सम्बन्ध दुनू गोरेक परिवारमे छल। कनी-मनी पिताजीक पढ़ौल छेलैन, से सम्बन्ध छेलैन, तहूमे राधारमण तँ अपन पढ़ैक फीस तँ दइते छल, जइ बदलामे पढ़लैन। आखिर कोन एहेन शक्तिक आकर्षण छल जे राधारमणकेँ एते आकर्षित केलकैन? समाजक जे परिवेश नारी जगतक प्रति बनि गेल अछि ओ दर्दनीय अछिए, मुदा निवरबाक जे दिशा अछि वएह भकुआएल-मन्हुआएल अछि जइसँ दर्द-पीड़ा घटैक जगह बढ़िये जाइए। समाजोक आ पितोक पढ़ल-लिखल बेटी तँ अपनो छी, अपनो परिवारक भार उठबैक दम अपनामे कहाँ अछि। कहियो मनमे उठल जे समाजमे विधवाक फँसरी अखनो किए जीवित अछि, जँ अपने भऽ जाए तँ समाजक अंग नहि कलंक बनि जीवित रहैक अछि। कहाँ अखन तक मनमे उठल जे अपन दुखक रातिसँ नमहर केना सुखक दिनकेँ बढ़ाबी माने श्रमहीनतासँ श्रमशीलता दिस केना बढ़ी..? एकाएक सिनेहासिक्त भऽ सुवासिनी लजहँसी हँसि बजली-

“की खाइक इच्छा होइए?”

गहिंराएल मन राधारमणक छेलैन, तँए सुवासिनीक विचारपर पलोभरि ले नहि एलैन। जेकरा बक-बकी बुझि राधारमण बजला-

“जोगीकेँ कुत्ता बलाए। अनेरे...।”

पतिक विचारकेँ महत्वहीन बनबैत सुवासिनी बजली-

“बीरबलक, अकबरक दरबारसँ पहिलुका जीवन की अछि?”

जान छोड़बैक परियास करैत राधारमण बजला-

“खा-पीकऽ जखन निचेन हएब तखन जेते मन हुअए से सभटा जीवन अकबर-बीरवलक सुना देब।”

पत्नीक बरहबटिया गीत सुनि राधारमणक मन अकैछ गेलैन। मनमे उठलैन कुत्ता भागे तँ भागे नहि तँ अपने भागि। पेशाबक बहन्ना बनबैत राधारमण पेशाब-घर दिस बढ़ि गेला। पेशाब करैमे तेना देरी लगा देलैन जे सुवासिनीकेँ बुझि पड़लैन जे भरिसक पैखाना चल गेला। ओना, देरी लगौने पैछला विचार सेहो राधारमणक अगुआइत आगू आबि गेलैन।

सीतोनाथ आ गीतोनाथसँ आइ गप-सप्प करबे करब।

सुवासिनी आ राधारमणक बीच गप-सप्पक शुरूआत होइते सुचिता असगरे खेलाइले भनसा घर दिस बढ़ि गेल। जे सुवासिनीकेँ पहुँचते (भनसाघर) सुचिताकेँ पिताक पुछल बात माने 'हिम्मत चाचा ऐठाम की सभ देखलक' मोन पड़लै। मोन पड़िते सुचिता निछोहे दौड़ैत कोठरीमे, जइ कोठरीमे राधारमण छला, पहुँच बाजल-

"बाबूजी, हिम्मतलाल चाचा ऐठाम फेर जाएब। रेखासँ हमरा बहिना लगि गेल।"

दू-अढ़ाइ बर्खक बेटीक बात सुनि राधारमणक मन ओहिना लड़गुजा गेलैन जेना कठोर-सँ-कठोर पातबला वृक्षक मुड़ी परक पात लड़-गुजाएल रहैए। जइसँ मनमे उपकलैन जे सुचिताकेँ आरो किए ने नव जीवनक प्रभात वेलामे बहलाबी। किए तँ चेतन हुअ कि बूढ़, चेतनावस्था वा वृद्धावस्थामे सीखल बहुत बात लोक बिसैर जाइ छैथ मुदा जन्मक पछाइत माने जीवनक शुरू होइक अवस्थामे जे 'अ-आ' सीखलैन से कि मृत्युसँ पहिने कियो बिसरै छैथ, भलेँ किछु गोरे एहनो तँ होइते छैथ जिनका मुइला पछातिक जे स्वर्ग-नर्कक लोक अछि तइमे ठीकेदारक अनुशंसापर जँ कहीं मास्टरी भेलैन तँ ऐ लोकसँ ओइ लोक तक सेहो नहियेँ बिसरै छैथ। सुचिताक मनकेँ बहलबैत राधारमण बजला-

"रेखासँ जखन बहिना लागि गेल तखन तँ बहिनाबला गीतो सीखने हएब?"

'बहिनाबला गीत' सुनि सुचिताक मनमे एकटा नव शब्दक जागरण भेल। जागरण होइते सुचिताक मन लपैक कऽ ओइ शब्दकेँ पकैड़ बाजल-

"बाबूजी, बहिनेकेँ ने बहिना कहैए?"

सुचिताक मन बहलबैत-बहलबैत राधारमण अपने बहलाए लगला। बहलाइत राधारमण सुचिताकेँ कहलखिन-

"बुच्ची, मम्मी तँ कहनहि हेथुन किने, सएह हमहूँ कहै छिअ।"

मम्मीक बात सुनि सी.बी.आई. जकाँ सुचिता पिताक बात सुनि चोटे मम्मी लग माने सुवासिनी लग पहुँच बाजल- "मम्मी, बहिना केकरा

कहैए?”

बेवहारमे जे चलैन अछि तइ अनुकूल सुवासिनी सुचिताकेँ कहलखिन-

“बुच्ची, जहिना बालकमे दोस्ती होइए तहिना बालिकामे बहिना होइए।”

अपन विचारकेँ सत्यापित करैक खियालसँ पिता लग आबि सुचिता बाजल-

“बाबूजी, बालक-बालिका की भेल?”

ओना, राधारमणक मन बहिन-बहिनासँ उठैत भवजुआरमे अनेको शब्दकेँ पकैड़ विचार करए लगलैन जे ‘बहीन’ की भेल? ‘भाए’ की भेल? ‘भैयारी’ की भेल? ‘दोस्ती’ की भेल? ‘भजार’ की भेल आ ‘भजारी’ की भेल? ‘मीत’ की भेल? आ ‘मित्रपण’ की भेल? ‘संगी’ की भेल आ ‘संगपन’ की भेल? मुदा तइ बिच्चेमे पुन: बाल-बोधक प्रश्न ‘बालक’ की भेल आ ‘बालिका’ की भेल? राधारमणक मनमे आबि गेलैन। बजला-

“बुच्ची, अखन बच्चा छह, अखन अ-ओ-आ ने सीखलह हेन, तइमे बालक-बालिकाक लिंग-भेद व्याकरणक बात केना बुझबहक। हिम्मतलाल चाचा ऐठाम जे बहिना भेटलह उ की सभ कहलकह?”

माइक मुँहक सुनल बालक-बालिका शब्द मनसँ तत्काल क्षीण भऽ गेलै आ बहिनाक विचार मनमे प्रवल भऽ गेलइ। पल्लवित होइत सुचिता बाजल- “बाबूजी! बहिना कहलक अहिना आएल-जाएल करब।”

अपन गोटी फेकैत राधारमण बजला-

“बुच्ची, आएब-जाएब की भेल?”

जहिना राधारमण गोटी फेकलैन तहिना सुतरबो केलैन। सुतरलैन ई जे राधारमणक मनमे गड़ि चुकल छैन जे आइ ओ सीतोनाथ आ गीतोनाथसँ गप-सप्प करबे करता मुदा समय तेना राँइ-बाँइ भऽ छिड़िया रहल छैन जे अपन काज गरपर चढ़िये ने रहल छेलैन। से चढ़लैन, चढ़लैन ई जे सुचिता आएब-जाएबक माने बुझैले माए लग बढ़ल। सुचिताकेँ आगू

बढ़िते पाछूसँ राधारमण बजला-

“बुच्ची, भानसो देखि लेब। सबेरे सुतैक इच्छा अछि।”

‘सबेरे सुतैक इच्छा अछि’ भनसाधरसँ सुवासिनी सेहो सुनली। सुनिते एकाएक मनमे झड़क उठलैन। झड़क उठैक कारण भेलैन जे अपने मुहेँ माने पति, बजल छला जे खेला-पीला पछाइत अकबरोक आ दाराशिकोहोक कथाक वृतान्त सुनाएब। से खाइयोसँ पहिने सुतैयेक विचार कऽ रहला अछि। ओना, सुतबाक नामपर राधारमण ओहन चिन्तनक गहराइमे जाए चाहै छला जैठामक अवस्था नीनभेर सुतल मनुक्ख जकाँ होइत अछि, जइमे दुनियाँक सभ किछु हेरा जाइए आ बँचि जाइए स्वप्न स्वरूप चेतन।

झड़कसँ झड़कैत सुवासिनीक मनमे उठलैन जे जहिना खाइसँ पहिने, पति सुतैक ओरियान करए चाहि रहला अछि तहिना ने अपनो चाह अछि। तेँ किए ने तेहेन चाह पीआ दिऐन जे सुतले-सुतल सुतब मरि जेतैन। माने भानसेमे तेते देरी कऽ देब जे नियारल नीन अपने सुखा कऽ सुखि जेतैन। मुदा लगले जेना विवेक जगलैन, विवेक जगिते सुवासिनीक मनमे उठलैन जे भानसमे देरी करब नारीक नारीपनक कमजोरी भेल, जइ कमजोरीसँ लोक ई निर्णय नहि कऽ पबै छैथ जे समाजमे किनका मुहेँ केहेन कान कानल जाए। मुदा से तँ होइत अछि नहि, सभ तरहक मृत्युकेँ एक मानि एक्के कान सबहक मुइला पछाइत कानल जाइए वा शोक प्रकट कएल जाइए। जइसँ विवेक धोखामे पड़िये जाइए। विवेकक धोखा तँ तखन ने निधोख हएत जखन गाम-समाजक लोकक नीक जकाँ चीन-पहचीन हएत। नीक जकाँ चीन-पहचीनक माने भेल जे हर मनुक्खक चित्रांकनक चरित्रांकन नीक जकाँ भऽ जाए। जखन मनुक्खक चरित्रांकन भऽ जाएत तखने ने आँकि सकब जे चोरक घर चोइर भेल आकि इमानदारक घर। आकि चोइर केनिहारक गलती एक्के रंग भेल। मुदा दुनूक दूरी तँ सोझे-सोझी बनल अछि। जँ कियो चोर अछि ओ कहियो केकरो घरमे चोइर केने रहल आ कियो इमानदार अछि जे चोइर करबकेँ कोन बात जे चोरीक नामपर थूक फेकैए, ओहन लोकक घरमे जँ चोइर होइए तँ हमरा केतए केहेन वेदना हएत जइसँ अपन संवेदना व्यक्त करब।

विचारमे ओझराएल सुवासिनीक मनमे उठलैन जे जखन दुइये परानीक बीचक बात अछि तखन अनेरे किए ऐ खिड़की देने आकि ओइ खिड़की देने मुड़ियारी देब जे सुतल छैथ कि सुतैक क्रममे छैथ कि बाल-बोधकेँ अपना लग अबैसँ टाट लगबै छैथ आकि मनमे की छैन से पुछिये किए ने लेबैन। यएह सोचि सुवासिनी पतिक कोठरीमे पहुँचली।

कोठरीमे सुवासिनीकेँ देखिते राधारमणक मनमे उठलैन जे भेल फेर पाकल जौ मे पाथर खसत। ठीके लोक कहै छै जे खगल घरमे बेसी खगलेक बास होइ छै। जेकरा हाथमे पाइ नहि रहै छै तेकर हाथ तरहत्थीसँ ससैर आँगुरमे जोड़ा जाइ छै जइसँ सैयोक कोन बात जे हजारो भूर फुटिते अछि आ फुटलो तँ अछिए। राधारमणक मन असथिर होइते रहैन कि पत्नीकेँ कोठरीमे देख, दुनू हाथ जोड़ि बजला-

“किम्हर-किम्हर, श्रीमतीजीक आगमन भेलैन अछि?”

अखन तक माने हिम्मतलाल ऐठाम जाइसँ पूर्व तक जे सुवासिनीक सुभाव छेलैन जे जहिना आन-आन स्त्रीगणकेँ ठोरेपर बरी पकैए तहिना पकै छेलैन मुदा आब तइमे कमी एलैन। नव विचारक दौड़मे एतेक चेतन क्रिया प्रवल भइये गेल छेलैन जे किए ने जखन दुनू परानियेँक बीचक कोनो समस्या छी तँ ओकरा दुनू गोरे मिलि समाधान कऽ ली। तइ ले मुँह फुलबैक कोन खगता छै। किए ने दुनू परानी पौरुकी जकाँ मेद-मेदीनक लोलक-बोलमे एकरूपता आनि ली। अचताइत-पछाइत सुवासिनीक मन थीर भेलैन। थीर होइते बजली-

“मनमे केहन थकान बुझि पड़ैए जे खाइसँ पहिने सुतैक विचार कए रहल छी?”

अपन पेटक विचारकेँ छिपबैत राधारमण विचारमे विचार जोड़ैत बजला-

“दिनेसँ मन भरियाएल जकाँ बुझि पड़ैए तँए सोचै छी जे भरियाएल मनकेँ आराम देब बेसी नीक हएत।”

पतिक बात सुनि सुवासिनीकेँ सेहो गर सुतरलैन। गर सुतैरते

बजली- “जखन दिनेसँ मन भरियाएल छल तखन एते दौड़-बड़हाक कोन खगता, दोसरे-तेसरे दिन हिम्मतलाल ऐठाम जइतौं।”

जहिना कठघरामे झुट्ठा फँसि जाइए तखन जहिना ओकर गति होइ छै तहिना राधारमणोकेँ भेलैन। मुदा पानिक गैंची माछ जकाँ, जेकरा आन माछसँ जीबैक बेसी लूरि छै, पानिसँ थालमे घोंसियाइत राधारमण बजला-

“जखन हिम्मतलाल ऐठाम जेबाक मन बना लेलौं तखन नइ जाएब नीक होएत?”

बदलल जीवनक पद्धतिसँ सुवासिनीक विचार पद्धति सेहो बदलए लगल छेलैन जइ कारणेँ मुहसँ फुटलैन- “जहिना हिम्मतलाल ऐठाम जेबाक मन बनल तहिना ने दोसरो-ले मन बनबए पड़त।”

जइ विचारपर सँ राधारमणक मन हटि चुकल छेलैन सएह बात सुवासिनी रखि देलखिन जइसँ राधारमण समुचित ढंगसँ विचार नहि कऽ सकला, तँए बजा गेलैन- “उचिते ने बनाएब।”

मोन पाड़ि सुवासिनी बजली- “हमरो ने कहने छेलौं जे खेला-पीला पछाइत ओछाइनपर बीरबलो-अकबर आ अकबरो-दाराशिकोहक कथा वृतान्त कहब।”

अपनाकेँ फँसैत देखि राधारमण गौंची माछक गैंचिआह चालि पकैड़ बजला-

“अहाँ कि बुझै छिऐ जे हम बिसैर गेलौं। मुदा ई तँ दुनू गोरेक बीचक छी, जखन दुनू गोरे निचेन हएब तखन ठठैत-हँसैत कहैत-सुनैत रहब। तइ ले एते धड़फड़ी कोन अछि। एतबो ने बुझै छिऐ जे इतिहासक बात छी केना बीरबल कुत्तेकेँ सवारी बना जारैन उघै छल आ वएह कुत्ता अखन एन.एच.पर गाड़ी-सवारीक तर पड़ि मरैए। तँए एकबेर किताब उनटा देखि लेब तखन जे कहब-सुनब हएत से आ अखन जे धड़फड़ाएलमे किछु कहि देब से, अहीं कहू जे एक्केरंग हएत?”

पतिक विचारमे सुवासिनी तेना बोहिया गेली जे बजैक होशे ने रहलैन। बेहोशेमे बजली- “हँ, से एक रंग केना हएत।”

नहलापर दहला फेकैत राधारमण बजला- “कोन रंग-केहेन होइए

से धड़फड़ेने बुझबै। अहींकेँ एते औगताइ किए अछि। आइये कि कोनो मरि जाएब। जखन जीबैक अछि तँ निचेनसँ किए ने जीब। जाउ, अहूँ भानस करू आ हमहूँ कनी देह-हाथ मोड़ि लइ छी।”

बदलल सोभाव सुवासिनीक, तँए मनमे विचार जगि गेलैन, किछु छैथ तँ पति छैथ, ओ केना झूठ बजता। घरमे जँ हमहीं हजार बेर बाजी जे ई काज नहि भेल, अहाँ झुट्ठे बजलौं, तखन दुनियाँ की कहतैन। अपनो बुधिक मशीन ओते भङ्गठले अछि जे पतिकेँ तँ पति मानै छिऐन मुदा हुनका जीवनकेँ पनिपतसँ बेसी नहि बुझै छिऐन। विचार मगन भऽ सुवासिनी बिना किछु बजने राधारमण लगसँ निकैल गेली। नमहर साँस छोड़ैत राधारमण गुण-गुणा कऽ बजला-

“जान छुटल।”

भीतरक हवा निकैलते राधारमणक मनमे उठलैन। सीतेनाथ आकि गीतेनाथसँ सम्पर्क कऽ किए ने ओकरे समयानुसार समय बनाबी। काजक समय अनुकूले बनलासँ ने काज नीक जकाँ होइए। जैठाम सम्बन्ध गढ़ैक प्रश्न अछि तैठाम तँ ई बुझए पड़त जे मनुक्खकेँ माल-जाल जकाँ छान-बान्ह नइ लगैए मुदा वौधिक भेने बुइधिक छान-बान्ह नहि लगैए सेहो बात नहियेँ अछि। ओकरा छाने-बान्हटा नहि जाल-महजाल सेहो कहि सकै छिऐ।

राधारमण सीतानाथकेँ फोनसँ सम्पर्क कए बजला-

“बौआ सीतानाथ..?”

सीतानाथ बाजल-

“हँ भैया, राधारमण।”

सीतानाथक मुँहक ‘भैया’ सुनि राधारमणक शरीर पसीज गेलैन। भाय दोस्तियारेमे दुनू गोरे बरबरि भेलौं, तँए दुनू एक्केरंग बुधियार भेलौं। मुदा ‘बौआ’ आ ‘भैया’ तँ से नहि छी। राधारमण बजला-

“बौआ, की कहबह! जहियासँ ऐठाम एलौं तहियासँ बुझह जे मरैयोक छुट्टी नहि भेटल। मुदा काल्हि तक सभ सम्हारैत आइ निचेन भेलौं। नीक हएत जे आगूक गप करैसँ पहिने गीतोनाथकेँ बजा, चाहे

ओहीठाम जा तीनू गोरे संगे गप करितह।”

सीतानाथ बाजल-

“तइमे कनी देरी हएत।”

अपन निसचिन्ती देखबैत राधारमण बजला-

“बौआ, तोरे समये हमरो समय भेल। तोहीं कहह जे कखन गप-सप्प हएत?”

सीतानाथ बाजल-

“भैया, घड़ी दिस सेहो देखै छिऐ, अहाँ शहर-बजारमे रहै छी तँए अबेर कऽ खाइ छी, हमसभ गमैया लोक नअ बजेसँ पहिने खा लइ छी। खाइते काल पौने नअ बजेबला समाचारो सुनै छी।”

सीतानाथक मुँहक सुनल व्यस्तता माने खेबो करै छी आ रेडियोसँ समाचारो सुनै छी, सुनि राधारमण मने-मन मुस्कुरेला। मुदा बाल-बोधक बोल बुझि बजला-

“बौआ, जहियासँ गामसँ निकललौं तहियासँ बुझह जे निचेने-निचेन रहै छी। बीचमे काज बढ़ि गेने थोड़े व्यस्तता बढ़ल मुदा आब असथिर भऽ गेलौं। तँए जखुनका समय बनेबह हम तैयार छिअ।”

सीतानाथ बाजल-

“अखन हम सभ खाइ-पीबै छी, पछाइत अहाँ सभ, माने समय भेने खाएब-पीअब, तँए तेकर पछातिक समय भेल जखन सुतैक ओछाइनपर रहब।”

सीतानाथ मुँहक ‘सुतैक ओछाइनपर रहब, संयोगसँ सुवासिनी सेहो सुनि गेली, किए तँ तइकाल भानसक कोठरीसँ निकैल ओसारपर आएल छेली। ‘सुतैक ओछाइन’ सुनि सुवासिनीक मनमे अनेको प्रश्न एक संग उठि गेलैन। उठबो केना ने करितैन, चरित्रोक तँ अपन घाट-बाट छै। एकचलिया लेल जहिना सुगम घाट अछि तहिना बहुचलिया ले दुर्गम घाट सेहो बनियेँ जाइए। किए तँ बहुचलिया लोक हुअ आकि बहुचलिया विचार, जखने बहुचलिया हएत तखने चौक-चौराहा बेसी भेने बाटो-घाट

दुर्गम भइये जाइए। सुवासिनीक चरित्रक विचारानुसार जे परिवर्तित भऽ रहल छेलैन तइसँ अनेको विचार मनमे उठि गेलैन। ओना, अपनो विचार माने पतिक संग निचेनसँ गप करब छेलैन, मुदा केकरोसँ सुतबकालक समय बना रहला अछि ओ केहेन जिज्ञासु छैथ जे सुतब छोड़ि विचार-विमर्श करए चाहि रहला अछि। विचारक जिज्ञासा तेते उत्कण्ठा सुवासिनीकेँ बढ़ा देलकैन जे अपन भनसा घर बिसैर पतिक कोठरीमे पहुँच बजली-

"किनकासँ सुतली रातिक समय बनेलिऐन अछि?"

पत्नीक विचारकेँ जहिना बकरी चरौनिहार बेदरा साँझू पहरकेँ बकरीकेँ बहटारि घरपर आनैए तहिना राधारमण पत्नीकेँ बहटारैत बजला-

"की कहब, गाम-घर मोन पड़ि गेल तँए गौंआँ-घरूआसँ किछु गप-सप्प करए चाहलौं, सएह सुतली रातिक समय बनेलौं हेन?"

पतिक विचारक प्रवाहमे सुवासिनी भँसिया गेली। भँसियाइत बजली-

"हमर गाम-घर तँ उपैटिये गेल..!"

पत्नीक विचार सुनि राधारमणकेँ हँसी लगि गेलैन जइसँ तेना हँसा गेलैन जे हँसिते बजला-

"गाम-घर उपैट गेल आकि अपने उपैट गेलौं, से कहाँ कहलिऐ?"

निरुत्तर होइत सुवासिनी, पतिक विचार बुझैले केवाड़क पट्टा लग आबि ठाढ़ भऽ अकानए लगली।

राधारमण बजला-

"जहिना सभ महिला सासुर बसला पछाइत अपन माता-पिताक गाम-घर बिसैर जाइ छैथ तहिना अहूँ बिसैर जाउ। आजुक परिवेशमे नव परिस्थिति सेहो बनल अछि, जइसँ सम्बन्धक एक नव सूत्र सेहो पनपल अछि। जँ तइ सूत्रकेँ पकैड़ पुन: बसबए चाहब तँ किए उपटल रहत।"

पतिक विचारमे, जहिना निआसमे आस झँपाएल रहैए मुदा समयक गति ओकरा चेतबैत पकड़ा दइए तहिना सुवासिनीकेँ सेहो भेलैन

मुदा पकड़ाएत केना से बुझिमे एबे ने केलैन। जइसँ मारि खाएल साँप जकाँ सुवासिनीक मन तँ उनटए-पुनटए लगलैन मुदा निरुत्तर भेने असथिर होइत चुपे रहली। राधारमण बजला-

"एकठाम बैसने-उठने, गप-सप्प भेने आ जिनगीक गतिक चर्च-बर्च केने लोकक मनमे लोक बसैए आ नइ भेने उपटैए।"

अपना जनैत राधारमण सभ बात बाजि गेला मुदा सुवासिनीक उदिग्न मनमे नीक जकाँ बैसबे ने केलैन। बजली-

"से केना हएत?"

तैबीच अपन समय राधारमणक मनमे नाचि उठलैन। नाचि ई उठलैन जे सीतानाथ कहलक अखन हम सभ खाइ-पीबै छी पछाइत अहाँ सभ खाएब, तेकर पछाइत ने ओछाइनपर जाएब। हमरा नइ कोनो काज अछि तँए गप-सप्प करैक इच्छा अछि, मुदा सीतानाथक कान तँ ठाढ़े हएत किने। गीतानाथसँ सम्पर्क केने हएत, तैबीच ईहो सोचैत हएत जे साढ़े नअ बजे, ओ सभ माने हम सभ खाएब, तेकर माने भेल जे दस बजे ओछाइनपर जाएबक समय भेल, तँए दस बजे ओछाइनपर पहुँच जाएब अछि। ईहो तँ उचित नहियेँ हएत जे दुनू गोरे-सीतानाथ आ गीतानाथ तैयार भऽ 'हेलो-हेलो' करए आ अपने खाएकेपर बैसल रही...।

राधारमणक मनमे अपन क्रियमान विचार जगलैन। जगिते विचार उठलैन जे जहिना अपने खाएब टा बीचमे अछि तहिना हुनको माने पत्नियोकेँ भानस करब सेहो तइ बिच्चेमे छैन। तैबीच जँ गप-सप्प करी से बुड़िबकी हएत। गप-सप्पकेँ समटैत राधारमण बजला-

"केना हएत से कोनो हेराएल अछि जे अहाँ देखबे ने करै छी। मोबाइल अछिए, जेते सखी-बहीनपा छैथ तिनको आ अपनो परिवारक सभकेँ हकार दऽ दियौन जे जगरनाथ बाबासँ थोड़बे हटल, बिच्चे रस्तापर हम छी, किछु दिनक पछाइत 'रथ यात्रा' माने जगरनाथ बाबाक रथयात्रा चलत, ओही देखए सभ कियो अबै जाइ जाउ। ऐठाम औती, सम्बन्धक एकटा नवसूत्र पनपत। काल्हि दिन जँ बैजनाथ बाबा ऐठाम जेबाक प्रोग्राम बनत, तँ इम्हरसँ अपना सभ चलब, ओम्हरसँ माने गामसँ ओ सभ औती,

अपनो पुजेगरीक माने पण्डाक धरमशाला छैन्हे, सभ कियो एकठाम रहबो करब आ गपो-सप्प करब।”

दस बाजिकऽ पाँच मिनटपर सीतानाथक मोबाइलसँ घन्टी राधारमणक मोबाइलमे भेलैन, उठबैत राधारमण बजला-

“बौआ, सीतानाथ, दुनू भाँइ छह किने?”

ओना, जखने राधारमण फोन रिसिभ केलैन कि दुनू गोरे माने सीतोनाथ आ गीतोनाथ एक्केबेर बाजल-

“गोड़ लगी छी भाय। आब तँ अपने ओहन भाय भऽ गेलिऐ जे अपनेक जँ बरदहस्त रहत तँ हम सभ निर्भये नहि अभय सेहो भऽ सकै छी।”

अपन-अपन बात सभ बजला मुदा सुननिहार किनको कियो ने। झोहैर शान्त होइते राधारमण बजला-

“गौंआँ तँ तीनू गोरे छी, तहूमे भैयारीक सम्बन्ध सेहो अछिए, गामक किछु दशा किए ने भऽ गेल होइ, मुदा जन्मक धरती तँ वएह छी, तइ ले..?”

‘तइ ले’ तक अबैत-अबैत राधारमणक बाक् हरण भऽ गेलैन।

गीतानाथ कौलेजमे पढ़ैत नवयुवक, तँए मनमे उत्साह जगले रहइ। तहूमे मिथिलासँ लऽ कऽ बंगालक रवीन्द्र बाबू तकक मातृभूमिक गीत सुनि आरो बेसी प्रभावित जन्मभूमिसँ रहबे करए। बाजल-

“भाय साहैब, अपने बहुत आगूक रस्ता देखि चुकल छिऐ तँए सुझेबै तँ अहीं ने।”

गीतानाथक मनमे कोनो तेहेन विचार नहि छल जे कोनो तरहक बाधा उपस्थित करैत मुदा अपनासँ आगू बढ़ल लोकक विचारमे आगू बढ़ैक प्रेरणा छिपल रहैए, मुदा उसकबैक जे जिज्ञासा अछि ओ सजग होइत जगैबते अछि। राधारमण, अपना ऊपर आएल भारकेँ टुकड़ी-टुकड़ी करैत माने खण्ड-खण्ड करैत बजला-

“बौआ, अपन जे परिवार अछि से केकरोसँ छिपल अछि। अपने

ग्लानिसँ गलल जाइ छी। अपना कि लाज नइ होइए जे जइ परिवारमे हमरा सन मेहनती अछि तइ परिवारक भैयारीक की गति अछि..!”

ओना, अधा-छिधा गीतानाथ राधारमणक विचार बुझबो केलक। मुदा केकरो (आनक) परिवारक कोनो विचारमे लगले हस्तक्षेप करबकेँ उचित नहि बुझि बाजल-

“भाय साहैब, अहाँ कोन हिसाबे बजै छी आ हम कोन हिसाबे बुझै छी से लगले केना..?”

गीतानाथक विचारकेँ राधारमणक मन मानि लेलकैन जे गीतानाथ बिल्कुल सत्य बात बाजल अछि। कोनो परिवार तीन रूपेँ ठाढ़ होइए। पहिल होइए जे पाछूसँ अबैत धारामे धड़ जोड़ि आरो तेज गतिये प्रवाहित करैए। दोसर भेल जे जही गतिये प्रवाहित होइत आबि रहल अछि ओही गतिकेँ पकैड़ आगूमुहेँ बढ़ब आ तेसर भेल जे धाराक बिल्कुल विपरीत दिशामे बढ़ैत जाएब। अपन तँ तेहने धारा परिवारक बनि गेल अछि। बाबाक अमलदारीमे परिवार श्रमशील छल, जेकर फलाफल परिवार सुभ्यस्त भेल मुदा पिताजीक अमलदारीमे एतेक ह्रास भेल अछि जइसँ आगूक पीढ़ी बिल्कुल निकम्मा-जाहिल बनि गेल अछि। अपन सोच, समझ अछि तँए ऐ बातकेँ बुझि पेब रहल छी। मुदा गीतानाथ तँ अखन बच्चा अछि, बच्चाक माने जन्मक आयुसँ नहि, अध्ययन-मननक विचारसँ, तँए नीक हएत जे ओकरे विचारमे किए ने गतिशीलतो आ भविस-रूपोक दृश्य देखबैत चली। अपने मन मानि जेतै जे की नीक की अधला अछि। एते विचार मनमे अबैत-अबैत रधारमणक विचार मोड़ लेलकैन। मोड़ ई लेलकैन जे अपन परिवारक समस्या अपन भेल, ओइ परिवारक कर्ता पुरुष अपने भेलौं। परिवारमे जे दुर्गुण प्रवेश कऽ चुकल अछि ओकरा नीक बनाएब माने सुधारब अपन दायित्व भेल। जँ अनका लग बाजब आ परिवारक लोक बुझता तँ कहबे करता जे एहने बेटा वंश उजाड़न होइए। तैसंग आन जे आनक किछु कहौ चाहता तँ अपनो परिवार सहए छैन, तैबीच अनेरे सबहक बीच रक्का-टोकी ठाढ़ हएत मुदा ओइसँ लाभ थोड़े हएत। रक्का-टोकी विवाद बढ़बैए जखन कि सोच-विचार प्रेमक समाज गढ़ैए। अपन पूर्ण पाशा बदलैत राधारमण बजला- “बौआ, तोंहू दुनू गोरे

समाजमे किछु करए चाहै छह आ अपनो मनमे जिज्ञासा छल, मुदा अपने तँ अपन गामसँ हजारो किलोमीटर दूरपर छी। जैठाम धरती अपन अधिकार मंगैए तैठाम एते दूर हटि केना किछु कऽ सकै छी।”

जहिना सीतानाथक तहिना गीतानाथक मन गदगरले छल जे राधारमण सन आइ.ए.एस. जँ पीठपर रहता तँ कतौ कोनो भय नहि अछि। दुनूक मनकेँ कोट-कचहरीक विचार माने सरकारी सहायता समाएल छेलैन। मुदा राधारमण समाजकेँ खूब नीक जकाँ तँ नहि, मुदा नीक जकाँ जरूर बुझि रहल छैथ जे समाज की छी आ केतए बोहियाल अछि। ओइ बोहिपनकेँ सुधारि धड़पन बनबैक अछि...। तैबीच दुनू बाल-बोध, माने सीतोनाथ आ गीतोनाथ अछि, तँए अपन पूर्व संस्कारकेँ जगबैत सम्मिलित रूपेँ बाजल-

“भाय साहैब, अपने सभ तरहेँ श्रेष्ठ भेलिऐ तँए अपनेक विचार बेसी नीक हेबे करत। अपने जे विचार देबइ, से शिरोधार्य अछि।”

ओना, दुनू गोरेक विचारकेँ नीक जकाँ राधारमण सुनलैन मुदा अपने-आपकेँ सेहो जानि रहल छैथ जे परिवार एते विपरीत भऽ गेल अछि जे जँ किछु बाजब तँ आनसँ पहिने अपने परिवारक लोक मुँह नोचि लेत। तखन समाजमे आन के सुनता। सभ अपन परिवार कहि टारि देता। राधारमण बजला-

“बौआ, समाजमे जखनेसँ कोनो काज करैक संकल्प मनमे लेबह, तखनेसँ ओइमे विरोध सेहो ठाढ़ हेतह। विरोधक कोनो सीमा नहि अछि, तैठाम तूँ दुइये गोरे एक भाग भऽ जेबह आ समाज दोसर भागसँ थोपड़ा देतह। पछाइत तँ कहबे करबह ने जे राधारमण फाँटिपर चढ़ा मारि खुआ देलैन। तोहीं कहह जे एहेन दोखी बनैमे अपन की गल्ती हएत?”

राधारमणक विचार सुनि सीतानाथ बाजल-

“भैया, ओंघीसँ देह भँसियाइए। अहाँ ने दिन-रातिक दरमाहा पबै छी तँ काजक भेलौं, मुदा हमसभ तँ से नहि छी, तँए हमरा सभकेँ की भेटत। जखन विचार करए सभ बैसलौं तँ किछु विचारिये कऽ ने अन्त करब।”

राधारमण बजला- “बौआ, आमक गाछी जखन आमक मासमे जेबहक आ आम जँ भरखैर पकैत रहतह, तँ देखबहक जे एकटा एम्हरसँ भट-दे खसल कि दोसर ओम्हरसँ। केम्हर दौड़ कऽ लेबह। तँए पहिने देखि लिअ पड़तह जे कियो दोसरो ने ते दौड़ रहल अछि। जखन नहि अछि तखन असथिरसँ ओहन काज करह जे जीवनकेँ उर्जवान बनबै।”

ओंघाएल सीतानाथ बाजल-

“भाय साहैब, आखिरी विचार अपन दियौ। नीनसँ कान बन्न भेल जा रहल अछि।”

राधारमण बजला-

“बौआ, तोहू दुनू गोरे अखन कौलेजेमे छह आ हमहूँ हालेमे छोड़लौं अछि। तँए पहिने ‘गामक इतिहास’ तीनू गोरे मिलि लिखह। अखन अपना सभ पढ़ै-लिखैक धारमे चलि रहल छी, तँए पहिने समाजकेँ चिन्हैक खगता अछि।”

गीतानाथ बाजल-

“भाय साहैब, नीक विचार अछि।”



*शब्द संख्या: 4022, तिथि: 02 जुलाई 2020*

# पाँचम पड़ाव

छअ मास बीत गेल। जहिना घोड़ो घोड़वान एक रफ्तार चलि दम मारए चाहैए तहिना राधारमण दम मारि शान्त भेला कि मोन पड़लैन अपन परिवार आ परिवारक सम्बन्ध। जे पिता कमाइक आशा तोड़ि लेलैन, हुनका मनमे की छैन..! परिवारक बीच नजैर पहुँचते राधारमणक मन छुब्ध हुअ लगलैन। केना परिवार बीच सम्बन्ध बनत? जखन मनमे एहेन विचार गड़ा गेल अछि जे जइ देशक लोक अखनो भीख मांगि जीवन-वसर करैए, ओकरा-जोकर कोनो काज नइ छै, तेकर अतिरिक्त जे काजो करैबला अछि ओकरा जँ छोट-छीन काज छइहो तँ बारह मासमे दू मास चारि मास भेटै छइ। तैसंग सभसँ विराट रूपमे ओ अछि जेकरा काजक अनुकूल मजूरी नहि भेटै छै। मुदा परिवार तँ ओहिना सबहक अछि जेना परिवार होइ छै, माने माता-पिता, पत्नी, बाल-बच्चा..! तैठाम हमरा सन-सन वेतनबला केते लोक छैथ। एते वेतनक पछातियो जँ बेइमानी रस्तासँ पाइये बनाएब तखन इमान कहिया बनाएब आ धरम केतए बँचाएब? अपन जे पहिल वेतन भेटल, तेही दिन जोड़ि लेलौं जे केते पाइ कोन काजमे खर्च करब अछि। जीवनकेँ गतिशील रखैले गतिशीलताक रस्ता धड़ए पड़ै छै, जँ से नहि धड़ब तँ समय पाछू छोड़ि देत। तइ हिसाबसँ पिताजीकेँ दू हजार रुपैआ महिना दिअ लगलयैन। तीन मास तक तँ कोनो सुनि-गुनि नहि सुनलौं। अपनो मनमे बिसवास जगि गेल जे पितोजी ऐ बातकेँ बुझि मानि लेलैन जे आइ राधारमण कमाएब शुरू केलक अछि, आइसँ पूर्व तक तँ ओकरादेही दू हजार महिना खरचे होइ छल, से जखन पूर्ति करैत परिवार चलबैत आबि रहलौं अछि, तइमे दोबर भेल। माने दू हजार खर्चक मुँह बन्न भेल आ दू हजार ऊपरसँ भेटल, तखन जे परिवार जइ गतिये चलैत किए ने होउ, मुदा चारि हजार तँ लाभकारी भेबे कएल किने। तैठाम चारिम मासमे जखन पितेजी पत्रक माध्यमसँ जवाब देलैन जे 'तोरा सन बेटासँ आशा तोड़लौं। जइ परिवारमे कहुना-कहुना पाँच हजारसँ

ऊपर चाह-पानक खर्च अछि, तैठाम जँ बेटा चाहो-पानक खर्च परिवारक नहि जुमा सकैए, तखन अनेरे ओकर कमाइ छुबे किए करब।'

पिताक पठौल पत्र मोन पड़िते राधारमणकेँ बुकौर लागि गेलैन। जखन पिताक जीवन बेटा आ बेटाक जीवन पिता नहि देख-बुझि सकता तखन दुनूक बीच सम्बन्ध सूत्र केहेन रहत। पिता-पुत्रक बीच जे विकृतता पनैप चुकल छल तइसँ राधारमण अपन जिनगीमे मोड़ आनए चाहलैन मुदा पीठेपर लिखल माइक पत्र राधारमणकेँ भेटलैन तँ मोड़मे जोड़ दैत अपन विचार बढ़ौलैन। माइक पत्रमे स्पष्ट छेलैन जे एक दिन भिनसरू पहरकेँ, करीब आठ बजे तीनू बापूत माने विलासोदेव सुखदेवो आ वामदेवो, विलासदेवकेँ तीन बेटा, जेठ राधारमण, माझिल सुखदेव आ छोट वामदेव। तीनू बापूत माने विलासोदेव, सुखदेवो आ वामदेवो भीनसुरका अहार चड़ि चुकल छला। चौक-चौराहापर सँ दुनू बेटो माने सुखदेवो आ वामदेवो पहुँच चुकल छेलैन। तीनू बापूतक बीच कचहरी लागल। दरबारक पहिल प्रश्न छल राधारमणक दू हजार रुपैआ महिना पठाएब।

भाए सन मुजरिम भाएकेँ भेटल। जैठाम धियो-पुता बजैए जे राहरिक दालि आ दियाद, माने भाए जेत्ते गलैए तेत्ते सुआदिष्ट बनैए। मुदा असल न्यायाधीश तँ पिताजी भेला। हुनके मुँहमे ने जय-पराजय दुनू अछि। जे अपने राधारमणक जीवन आ विचारसँ ओहिना हटल छला जेना पृथ्वीक दुनू ध्रूव अछि। एक दिस भोलाबाबा जकाँ भाँग-गाँजा पीब सभ मस्त तँ दोसर दिस चण्डी जकाँ लहलहाइतो छेलाए-हे। चौकपर चालि चलनिहार वामदेव रहबे करए। तहूमे छोट बेटा रहने बापक कनी बेसी दुलारू सेहो छेलाए-हे। बुझले अछि जे राज-दरबारमे एकटा बूड़िराज सेहो स्थायी सदस्य दरबारक होइते आबि रहल अछि। वामदेव बाजल-

"अहाँकेँ राधारमण भैया की बुझलैन? हम सभ नइ जनै छी जे ओहन-ओहन कुरसीपर लोककेँ बैसते सौनक बून जकाँ लछमी झहरए लगैए।"

वामदेवक मुँहक बात 'की बुझलैन' आकि अपन मनक घावक जलैन जगलैन से तँ विलासदेव जनता मुदा बेटाक प्रस्तावकेँ विलासदेव

सोल्होअना विचार करैले स्वीकारि लेलैन। बेसी बहसा-बहसी नहियेँ भेलैन किए तँ तीनू बापूतक धारा एक्के दिशामे प्रवाहित होइत रहैन। विलासदेव अपन निर्णय करैत बजला-

“जइ बेटापर आशा छल जे कमा कऽ घरकेँ चमकौत तेकरा बुते जखन चाहो-पानक खर्च नहि पुरौल हएत, तखन ओकरासँ केते आशा। वामदेव अखने चिट्ठी तैयार करह जे अहाँ अपन कमाइ अपने राखू। अहाँक कमायक आशा हम नइ करै छी।”

माइक पत्र मोन पड़िते राधारमणकेँ विचारमे छुब्धहीनता जगलैन। चिट्ठीक उपसंहार, माइक देल राधारमणकेँ मोन पड़लैन। लिखल छल-

“बौआ राधा, जखन अराध तखन ने राधा। कियो केकरो भरोसे जन्म नइ नेने अछि, जहिना सबहक दुनियाँ छी तहिना तोरो दुनियाँ छिअ, तँए अपन दुनियाँकेँ अपना नजरिये देखैत चलह।”

माइक विचारकेँ असीरवाद बुझि राधारमण अपन परखल गाम दिस विचार बढ़ौलैन। सीतानाथसँ मोबाइलपर सम्पर्क करैत बजला-

“बौआ सीतानाथ?”

सीतानाथ बाजल-

“हँ, भैया..!”

राधारमण-

“दुनू संगी संग भैयारी नीके छह किने?”

सीतानाथ-

“हँ, भैया। अपना दिसक?”

‘अपना दिसक’ सुनि राधारमण गुम्म भऽ गेला। गुम्म होइक कारण भेलैन जे तीनू गोरेक बीच, माने अपन, सीतानाथ आ गीतानाथक बीच जे सम्बन्ध अछि माने जइ काजे, तेतबेटा ने तीनूक बीच दुनियाँ अछि। अपने सरकारक जवाबदेह अफसर छी, ओ दुनियाँ अलग अछि। मुदा तीनूक बीच जे दुनियाँ बनबए चाहै छी तैठाम सीतानाथ अपने अपन काजक समाचार नहि कहि, प्रश्न उन्टा कऽ किए पुछलक। मुदा लगले राधारमणक

मन मानि लेलकैन जे सीतानाथ अखन बाल-बोध अछि, तँए एना बाजल। ओकरा सुधारि विचारकेँ अपना जगहपर आनी। सएह सोचि राधारमण बजला-

"बौआ, आइ छअ मास बीत चुकल अछि, अपनो जीवनक गाड़ी ओहिना चलि रहल अछि जहिना कोनो सवार भेल सवारीगाड़ी चलैत रहैए। अपन काजक की रफ्तार छह?"

'काजक रफ्तार' सुनि सीतानाथ बाजल-

"भाय साहैब, गीतोनाथ आबि गेल अछि। दुनू गोरे सम्मिलिते रूपेँ कहब।"

सम्मिलित रूप सुनि राधारमणक मनमे शान्तिक पड़ाव भेटलैन। शान्तिक पड़ाव ई भेल जे जखने दू मुँहक बात (माने विचार) एकरंग हएत तखने ओइमे शक्तिक संचार शुरू होइ छै। शान्तिक पड़ाव भेटिते राधारमण ऐगला सीमा निर्धारणक चर्च करैत बजला-

"बौआ, साल भरिक समय बनल छल, जे ऐगला साल औझुके दिन पोथी माने 'गामक इतिहास' समाजक बीच समारोहपूर्वक हाथमे देबैन। समारोह ऐ दुआरे जे पोथी लिखैमे जे-जे समस्या आएल ओहो समाजकेँ जना देब अछि किने। से जँ जना देबैन तखन ऐगला पीढ़ीक जे कर्ता-धर्ता हेता ओ तँ ओते परिचित भऽ गेल रहता किने जे अमुक काज करैमे की सभ समस्या अबैए। खुशीक विचार एकटा आरो भेल जे पिताजीकेँ जे दू हजार रुपैआ महिना दइ छेलिऐन, ओहो लेब छोड़ि देलैन। तँए चाहै छी जे ओइ पाइकेँ अही काजमे लगा देब। तँए पोथी छपबैक समस्याक समाधाने बुझह।"

राधारमणक विचार सुनि गीतानाथ बाजल-

"भाय साहैब, अखन हमरा एकटा काज अछि तँए निचेन नइ छी, रातिमे निचेनसँ तीनू भाँइ गप-सप्प करब। ओना, काज प्रगतिक पथपर अछिए मुदा तैबीच किछु बारीक बात एहेन अछि जेकरा वारीकीसँ देखैक अछि। अखन दोसर काजमे मन इंगेज भऽ गेल अछि।"

राधारमण बजला- "केतेकालमे फ्री भऽ जेबह?"

गीतानाथ- “भाय साहैब, ओना छी फिरिये मुदा जइ काजमे व्यस्त छी तेकर आयु समाप्त होइपर अछि। तँए ओकरासँ निपैट लेब बेसी जरूरी अछि।”

गीतानाथक बात सुनि राधारमणक मनमे खुशी संचरित भेलैन। खुशीकेँ संचरित होइते विचारक परिपक्वताक दिशा-बोध बुझि पड़लैन। राधारमण बजला-

“बौआ गीता, तोरे समैये समय मुदा जइ काजे गप-सप्प करब, ओकरा कमतर (साधारण) नहि बुझल जाए।”

गीतानाथ बाजल-

“मात्र एक घन्टाक समय दिअ। एक घन्टाक पछातिक समय भेल।”

राधारमण बजला- “बड़बढ़ियाँ। बौआ सीता, तोहर की हाल छह?”

सीतानाथ बाजल- “भाय साहैब, जखन अहाँ दुनू गोरे जोड़ा बनि जाएब तँ एकपलियाकेँ के पुछत? अहाँ दुनू गोरेक विचार हमरो मान्य अछि।”

बीचक घन्टा भरिक समय जहिना सीतानाथकेँ तहिना राधारमणकेँ अपन काजक उदेस कर्मशीलताक सीमापर ठाढ़ करैत मनकेँ मथए लगलैन। मने ने सभ किछु छी। चाहे राजा बनाबए कि भिखारी। सीतानाथक विचारमे नव जोड़ एकटा सेहो जोड़ा गेल। ओ जोड़ाएल ई जे जखने गामक इतिहास खोजि निकालब तखने ने ऐगला पीढ़ी खोजी मानि ऐगला खोजी ओहो हएत। इतिहासक पन्नामे पहिल लकीर खीचिनिहार तँ हमहीं सभ ने भेलौं। तहूमे तीन दिशाक तीनू गोरे खोजी छी। तँए, अपन-अपन दिशाक रेमन्त जकाँ ऐगला वाहन तँ भेबे केलौं किने...।

जहिना सीतानाथक मनमे खुशी पनैप रहल छल तहिना राधारमणक मनमे सेहो खुशी होइत रहैन जे पहिने तँ किछु भयंकर बुझि पड़लैन मुदा करैक क्रममे फूलोसँ हल्लुक बुझि पड़लैन...। तँए मनमे खुशी दिनो-दिन बढ़िते जा रहल छेलैन।

गीतानाथ काजमे रमल, राम वनमे जहिना विचैड़ रहल छला तहिना

सीतोनाथ आ राधारमणो राम-रमैया कृष्ण-कन्हैयाक नाच नचिये रहल छल।

घन्टा भरि केना बीत गेल, से तीनूमे कियो ने बुझलैन। गीतानाथ बाजल- “भाय साहैब, काजक तेहेन बँटवारा भेल जे जाँतक तरमे तेना दबा गेल छी जे अपनाबुते निकलल हएत कि नही।”

राधारमण मने-मन बुझै छला जे समाजक एहेन लीला अछि जे महानकेँ हान-हीन बना, हीन-हानकेँ महान बना अजगर साँप जकाँ गेरुली मारि बैसल अछि आ कियो लगमे ऐ दुआरे नहि जाएत जे आँखियेसँ सुरैक लेत। एकाएक राधारमणक मन ओइ सीमापर पहुँच गेलैन जे जिनका नजैरमे रखि इतिहास गढ़ए चाहै छी तिनकासँ छअ मास छिपा कऽ रखलौं। जे उचितो छल, किए तँ करतो ओहने छला जे अनुभवहीन छला, मुदा छबे मासक लग्नक मन काजक बुनियाद गढ़ैक शिष्य बना लेलक। तँए नीक हएत जे आइ समाजक बीच ईहो बातक खुलासा कऽ दिऐन जे हम तीनू गोरे गामक इतिहासक ओतबे अध्यायकेँ क्रियारूपमे लेलौं हेन जेते साल भरिमे कएल जा सकैए। छअ मास बीति गेल आ छअ मास बाँकी अछि, तँए सभ आमंत्रित छी, नव अध्यायो जोड़ैले आ जे अध्याय चलि रहल अछि तेकरो आगूक खोज करैले।

गीतानाथक बात सुनि राधारमण चौअनियाँ हँसी कहियौ आकि दुतियाक चानक मुस्की कहियौ तहिना बिहुसैत बजला- “बौआ गीता, तूँ अप्पन नामक माने बुझै छहक। गीता भेल महाभारतक ओहन अंश जे गीत गबैत जीवनकेँ महान जीवन बना दइए।”

राधारमणक विचार सुनि गीतानाथक मन जेना गीताक कर्मक मर्म बुझए लगल तहिना एकाएक मनमे बिजलोका जकाँ चमकल। चमकल ई जे राधारमण सन बेकतीक विचार व्यक्त भेलैन अछि। भाँट-बक्खोक विचार थोड़े छी जे आमक गाछपर महकारी फड़त आ महकारी लत्तीमे आम फड़त। आम तँ अमृत फल छी, ओ आमेक गाछमे फड़ि सकैए। विचारमे गीतानाथक मन तेतेक उदिग्न भऽ गेल जे विचारल कहियौ आकि बिनु विचारल मुहसँ निकलल- “भाय साहैब, ओना तँ काल्हि धरि यएह बुझै छेलौं जे मनुक्ख सामाजिक प्राणी छी, मुदा आइ...।”

सभ विचारकेँ समटैत राधारमण बजला- "बौआ, यज्ञ हुअ कि कृत्ति से पैघ हुअ कि छोट, जँ ओकर क्रमवद्ध, सिलसिलेवार ढंगसँ कएल जाए तँ जरूर ओ किछु ने किछु नीक फल दइते अछि। तँए नीक हएत जे जइ समाजक अंग अपना सभ छी, ओइ समाजकेँ सेहो जगबैत कहि दिऐन जे हम तीन गोरे ऐ काजे (गामक इतिहास) अपन विचारसँ आगू डेग रखलौं हेन, जेकरा आइ छबम मास बीत गेल, छअ मासक पछाइत ई पोथी सबहक हाथमे आबि जाएत, तँए बीचक जे समय अछि तेकरा सभ मिलि किए ने उपयोग करी। ओना, काज आंशिके बुझल जाए, किए तँ इतिहास ओहन विषय छी, जे सबहक संग अछि। माने सबहक अपन-अपन इतिहास अछिए। तैठाम तँ गाम गामे छी, गामा सन पहलमानो अछिए। जेकर रंग-रंगक पहल सेहो अछिए। अहाँ ने नट-बोल्टबला पेंच बुझै छिऐ मुदा पहलमानी केनिहारो सहए बुझै छैथ? ओ हार-जीतक पहल करिते छैथ आ ओहने पहल बना पहलमानियोँ करबे करै छैथ।"

समतल मैदानमे घोड़ा जहिना बेसम्हार दौड़ैए तहिना गीतोनाथ आ सीतोनाथकेँ भेल। संगठन रूपी शक्तिकेँ नमन करैत सम्मिलित स्वरे दुनू गोरे बाजल-

"भाय साहैब, अपने तँ मने-मन मनक कल्पनाकेँ सपना बना देखि नेने हएब, तँए ओ पहिने कने कहि दिअ।"

ओना, दुनू गोरेक विचार सुनि राधारमणक मन मानि लेलकैन जे विचारणीय प्रश्न तँ अछिए। मुदा ओकर अखन बुझबक अगुताइये की अछि। पछातियो बुझल जा सकैए। जखन घर बन्हैले विदा भेल छी आ आइ फड़कीक टाट बन्हैक अछि, तखन औझुका काजक ने पहिने मन बनाएब आकि मानीथम कि धड़ैन नापब। विचारकेँ रस्तापर अनैत राधारमण बजला-

"बौआ, तोहर विचार मानि लेलौं, मुदा अखन ओ महत्वपूर्ण रहितो आंशिक महत्वक अछि, तँए पछाति ले राखह। अखन पहिने समाजकेँ अपन काजक जानकारी दऽ दहुन। समाजक काज छी, तँए समाजमे सभ मुँह उठाबैथ। सभ चाहैए जे गाम-समाजक लोक चिन्हैथ, मुदा चिन्हो-पहचिन्ह कि कोनो एक्के रंगक अछि। ठको अपन ठकविद्याक परिचय

समाजकेँ देनहि रहैए। मुदा बहादुरी तँ ऐ बीचमे अछिए जे ठककेँ सभ जनितो ठकाइत रहैए।”

सीतानाथ बाजल-

“भाय सहैब, जिनगीक नक्शा-खतियानक चर्च छोड़ू। अखन की करबाक अछि तैपर विचार करू।”

अनुकूल आभास देखि राधारमण अपनाकेँ अनुकूल बनबैत बजला-

“बौआ, अखन तीनिये गोरे ने विचारो केलौं आ किछु काजो केलौं हेन। मुदा छी तँ समाजक काज, तँए समाजोकेँ किए ने भागीदार बनौल जाए।”

जोर दैत गीतानाथ बाजल-

“निसचित बनौल जाए। हुनकर खगता माने समाजक इतिहास लेखनमे समाजोक खगता अछिए।”

गीतानाथक विचारकेँ राधारमण गम्भीरतासँ लेलैन। गम्भीर होइत बजला-

“बौआ गीता, हुनकर खगता इतिहास लेखनमे अछि, एतबे नहि बुझक चाही। वएह इतिहास पुरुष छैथ जे इतिहासक सर्जकक संग सृजनहार सेहो छथिए।”

राधारमण आ गीतानाथक बीच होइत गप-सप्पकेँ सीतानाथ दुनू कान उठा-उठा सुनबो करए आ नजैरकेँ कखनो राधारमणपर तँ कखनो गीतानाथक नजैरियोपर दोड़बैत रहए। मुदा मुँह अवाक रहइ। गीतानाथ बाजल-

“भाय सहैब, सृजन संग सृजनहारक बीच जे सटान अछि तेकरा कनी फरिछा दीतिऐ।”

गीतानाथक जिज्ञासा सुनि राधारमणक जिज्ञासा सेहो बढ़लैन। बढ़ैक कारण भेलैन जे जखने लोकमे बुझैक आ करैक जिज्ञासा जागैए तखने ने समाजमे जगरपन अबैए। मुदा ई तँ जिनगी भरिक छी, तेकरा

केना एक्के दिनमे समेटि लेब। मुस्कान दैत राधारमण बजला- “बौआ गीता, सभसँ पहिने अपन बेकतीगत जीवन आ अपन दायित्वकेँ बुझक चाही। बेकतीगत जीवनक दू माने अछि, पहिल पारिवारिक दोसर अपन जीवनकेँ आगूक जीवनमे संचरित करब, जइ बनबैले नबे प्रतिशत माने पनरहअना अपन समय कियो अपनामे समर्पित किए ने करैथ, मुदा मात्र दस प्रतिशत माने एकअना जँ समाज ले सेहो समर्पित करैथ तँ बेकतीगत जीवन सेहो सामाजिक जीवनमे संचरित होइते अछि, वएह भेल अपन दायित्व।”

ओना, राधारमणक विचार जहिना सीतानाथ तहिना गीतोनाथ नीक जकाँ नहि बुझि पेलक। जइसँ मन अकछाए लगलै। मुदा कोनो काजक विषय पर गप-सप्प करैले सभ बैसल छल, तँए काजकेँ अगुअबैत सीतानाथ बाजल-

“भाय साहैब, ने अहाँ केतौ पड़ाएल जाइ छी आ ने हमहीं सभ केतौ पड़ाएल जाइ छी। तँए अखन आगू-पाछूक गप-सप्पकेँ छोड़ि अखुनका जे काज अछि तैपर विचार करू।”

अपन सीमापर सीतानाथकेँ ठाढ़ होइत देखि राधारमण टिक-टिप्पैन छोड़ि बजला- “तीनू गोरेक जे जिम्माक काज अछि, माने आंशिक इतिहासक रचना, तइमे अपन जे भार पुरलौं से सुना दइ छी।”

बिच्चेमे राधारमणकेँ रोकैत गीतानाथ बाजल-

“भाय साहैब, जहिना अहाँकेँ गामक इतिहास तकैक भार अछि तहिना ने हमरो गामक सम्पैतिक (आर्थिक) इतिहासक खोज करैक अछि आ सीतानाथकेँ सेहो गामक आएल-गेल पाहुन-परकसँ लऽ कऽ अखन तकक जेते लोक छैथ हुनको करनी-धरणी तकैक भार तँ अछिए। जहिना अहाँ अपन भार सभकेँ सुनेबैन तहिना ने छअ मासक वृतान्त हमहूँ सभ सुनेबैन तँए शॉर्ट-कटमे समयकेँ देखैत बजियौ।”

गीतानाथक विचार राधारमणकेँ नीक लगलैन। नीको केना ने लगितैन। जखने लोक एक-दोसरक बीच अपन पेटक बात बजए लगैए

तखने ने ओकर हृदयक संग आत्माक विचार सेहो दहलए लगै छइ। राधारमणकेँ सेहो तहिना भेलैन। बजला- “छअ मासक बीच सरकारक जेते कार्यालय अछि तइमे नाम-मात्र गामक लिखित शेष अछि। तइमे जेते ताकि सकलौं तेतेमे जे भेटल से सुना दइ छी। आगू जँ किछु नवो कागजात भेटत तँ ओकरा ऐगला पन्नामे जोड़ि देबइ।”

राधारमणक विचार गीतानाथ नीक जकाँ नहि बुझि पेलक। बाजल-

“से केना हएत भाय साहैब?”

राधारमण बजला- “बौआ, इतिहासोक ने इतिहास अछि। जहिना सासुकेँ सासु सेहो भेलैन आ ससुरकेँ ससुर तहिना इतिहासोक इतिहास अछि किने? मुदा तइमे एतेक अन्तर तँ अछिए जे सासुकेँ सासु आ ससुरकेँ ससुर भेल इतिहास अछि आ अपने सासु आकि ससुर बनब भविसक पेटमे अछि।”

राधारमणक विचार गीतानाथ आधासँ बेसी बुझलक मुदा सोल्होअना नइ बुझने मन कनी-कनी झुझुआइते रहलै। मुदा मुख्य विचारकेँ तर पड़ैत देखि अपन विचारकेँ मने-मन तर केलक आ बाजल-

“भूल-चूक लेनी-देनीमे जे छुट-छाट हएत ओ पछाइत मुँह-मिलानी कऽ लेब। अखन जे आवश्यक कहब अछि ओ सभकेँ कहि दियौन। किए तँ जिनगीक कोनो ठेकान अछि, जखन जिनगियेक ठेकान नहि अछि तखन जिनगीक लीलाक कोन ठेकान। मुदा जीवनो तँ जीवन छी ओही बेठेकान जीवनमे ने अपनो ठेकनगर जीवन केतौ-ने-केतौ घोंसिया कऽ रखनहि अछि।”

गीतानाथक विचार सुनि राधारमणक मन बिहुसि उठलैन, बजला-

“बौआ, तीनटा सूत्र गामक भेटल अछि। तइमे दूटा सरकारक खजानासँ भेटल अछि आ एकटा जनश्रुतिसँ माने जनमानससँ। पहिने सरकारी सूत्र सुना दइ छिअ पछाइत जनश्रुति सुनेबह।”

ओना, सीतानाथ किछु बाजि तँ नहि रहल छल मुदा गाँजा-भाँग

(माने चीलम) पीनिहार जहिना दम मारि मुँहक निशाँएल धुआँकेँ मने-मन घोंटए लगैए तहिना विचारकेँ घोंटि रहल छल। तैबीच गीतानाथ बाजल-

“भाय साहैब, शुभ-काजमे बिलम्म भेने अशुभ होइक सम्भावना बनए लगैए तँए आब..?”

राधारमण बजला-

“बौआ, अपन गामक जन्म आठमी शताब्दीमे दू गोरेकेँ गाममे बसलासँ भेल।”

आजुक परिवेशकेँ देखैत सीतानाथ बाजल-

“दुनू एक्के जाइतिक छला?”

राधारमण-

“नहि। ओइ समय दुनूक बीच जाति भेद नहि छेलैन। अपन जीबै-जोकर उपाय करब आ धारक पानि पीब, यएह दुनूक जीवन छेलैन। ओना, ओइ समय अपन गाम गामक श्रेणीमे नहि छल, किए तँ जैठाम पचीस घरसँ बेसी छल ओकर गिनती गाममे होइत रहइ। तइमे तीन-तीन साए परिवारक गाम सेहो छल।”

अचम्भित होइत गीतानाथ बाजल-

“आ दोसर?”

राधारमण बजला-

“दोसर अछि सर्वेक। जे 1890 इस्वीसँ लऽ कऽ 1902 इस्वीमे भेल। तइमे अपन गाम बनि गेल आ नक्शा खतियान तैयार भऽ गेल।”

राधारमणक विचारक प्रवाहमे गीतानाथकेँ प्रवाहित होइते मुँह फुटि पड़ल-

“वाह।”

विचारक भारकेँ कम करैत राधारमण बजला- “जनश्रुत बहुत रास अछि तँए खेसारीक खेतमे जहिना अकटा-मिसिया उजाड़ब सुतिपना अछि

तहिना अछि। तँए एकरा निचेनसँ दोसर दिन कहबह। ओना, लिखिकऽ तैयार कऽ नेने छी तँए पढ़ैक मन हुअ तँ लिहह।”

सीतानाथ बाजल-

“भाय साहैब, हल्लुक सवार घोड़ा फौद मारैए। एते दिन नइ बुझै छेलिऐ तँए गाम हल्लुक बुझि पड़ै छल, मुदा लोकक वृतान्त जखन खोजए लगलौं आ आएल-गेलकेँ तकै दिस बढ़लौं कि ठक-ठक गोपाल जकाँ भऽ गेलौं।”

सीतानाथक मुहसँ ‘ठक-ठक गोपाल’ खसिते गीतानाथ बाजल-

“भाय, सम्पैतिक खेल तँ आरो मदारियो नाचसँ बदतर अछि।”

राधारमण बुझि रहल छला। बजला-

“लागल रहह..!”



*शब्द संख्या: 2757, तिथि: 08 जुलाई 2020*

# छठम पड़ाव

हिम्मतलाल ऐठामसँ एलापर राधारमणक विचार जहिना आगू-मुहेँ संचरित हुअ लगलैन तहिना सुवासिनीक सेहो भेलैन। दुनूक विचार संचरित होइक दू रंगक कारणो छेलैन। ओना, राधारमणक दृष्टिकोणमे दूरी सेहो छेलैन्हे। मुदा अखन से नहि। सुवासिनी जहिना अपन परिवार, देखि रहल छेली तहिना हिम्मतलालक सेहो देखि रहल छेली। दुनू परिवारक सभ विकारकेँ हटबैत सुवासिनी हिम्मतलालक सम्पन्न परिवार देखि लुभावनोन्मुख सेहो भेली। हेबो केना ने करितैथ..! पति विहीन हिम्मतलालक माएकेँ सेहो देखली आ अपन पिता विहीन माएकेँ सेहो देखि रहल छेली। तैसंग बाल-बच्चासँ लऽ कऽ बुढ़ धरिक जे परिवारक शान्तप्रियता होइए तेकरो हिम्मतलालक परिवारमे देखिये चुकल छेली।

इम्हर, राधारमणकेँ विचारैक अनेको कारणमे एकटा कारण ईहो छेलैन जे अपनो परिवारक इतिहास सोझहेमे अछि आ हिम्मतलालक सेहो अछिए, मुदा इतिहासक क्रम एहेन सन जे जेना दुनू परिवार दू ध्रुवसँ यात्रा करैत हुअए। यात्रा जे जेतए करैत हुअए मुदा हिम्मतलालक परिवार देखि राधारमणक मन अपन परिवारक प्रति झुझुआ जरूर रहल छेलैन। झुझुएबो केना ने करितैन..! जैठाम हिम्मलाल दुनू परानी अपनो आ अपन परिवारो ले जेना कमान रहै छैथ तहिना बच्चासँ बुढ़ धरि सेहो तीर-कमान नेने तैयार रहिते छन्हि।

भुवनेश्वर (उड़िसा) एला राधारमणकेँ छह मास बीत चुकल छेलैन। बर्खक आधा। काज करैक अपन जे कला छैन, ओ धीरे-धीरे आब एहेन बनि गेलैन अछि जे धारक महारपर चढ़ि जेना मानसरोवरसँ गंगासागर तक यात्रा करए लागल होइन। मनमे जे होइत होनि मुदा छअ मासक बीच कोनो शिकाइत किम्हरोसँ, किम्हरोसँ माने भेल जे ने जनमानसे दिससँ आ ने प्रशासने दिससँ, एकोदिन भेलैन। तँए मनमे ईहो विचार घर केनहि छैन

जे अपन जिनगीक पहिल बहाली, माने पहिल कदम छी जेकर अपन निसचित सीमा छइ। ओइ सीमाक उल्लंघन भेने ने कियो अपन अवधि (सीमा) पुरौनहि बिना एम्हरसँ ओम्हर माने हेर-फेर होइ छैथ, मुदा तइमे अपनाकेँ नहि देखि राधारमणक मनक बलमे दिनो-दिन बढ़ोतरी भेने मनोबल सेहो सकताए लगले छन्हि।

कार्यालयमे तँ दुनू गोरे, माने राधारमणो आ हिम्मतोलाल बेसीकाल संगे बितैबते छैथ, तइमे कुरसीक जे दूरी अछि ओइमे खिंचाव भेल। छअ मासक बीच परिवारक संग राधारमणो दू बेर आरो हिम्मतलाल ऐठाम पहुँच चुकल छला। तइमे एक दिन संजोग बनल आ महिले-जगतक विचार सबहक बीच उठि गेल। जइसँ दुनू गोरेक पत्नीमे माने रूक्मिणी आ सुवासिनीक बीच बजड़ा-बजड़ी शुरू भऽ गेल। हिम्मतलालक पत्नी सुवासिनीकेँ कहि देने रहैन- ‘दीदी, अपन परिवारक बात जँ कियो इमान रखि बाजैथ तँ ओ सभसँ पवित्र गंगा असनान करब भेल।’

सुवासिनी अपने विचारमे ओझरा गेल छेली। ओझरा ई गेल छेली जे जमीनपरक गंगा आ आध्यात्मिक गंगाक माने बुझबे ने करै छेली। तँए गंगा केना पवित्र रहैए आ केना ओइमे प्रदूषण बढ़ैए से बुझिये ने पेब रहल छेली।

ओना, राधारमण सेहो मने-मन ओझराएले छला। ओझराएल ई छला जे रूक्मिणी (हिम्मतलालक पत्नी) जे बजली जे ‘इमान रखि बजनिहार’, एकर माने की भेल? इमानकेँ राखि जखन बाजब तखन ओ इमानक भेल आकि इमान नइ भेल? एक मनमे होनि जे इमान सहित एकटा विचार भेल मुदा इमान रखि बाजब ई की भेल..? फेर लगले होनि जे इमानकेँ मूर्तिरूप आगूमे रखि बाजब। दुनूमे सँ कोनो भाँजेपर ने चढ़लैन। मुदा छला तँ सबहक बीचमे। जइसँ आगूक कोनो चारा नहि देखि समगम होइत बजला- “मनुक्खसँ लऽ कऽ समाजो आ देशो-दुनियाँमे जेते सजगता औत ओते ओ आगू बढ़बे करत।”

ओना, बजैक क्रममे राधारमण बाजि गेला मुदा जखन अपन बाजबपर अपने विचार करए लगला तखन मनमे उकड़ू हुअ लगलैन। उकड़ू ई हुअ लगलैन जे नीक काज केनिहार जहिना करैकाल सजग रहै

छैथ तहिना अधला काज केनिहार सेहो सजग नइ रहै छैथ सेहो केना नइ कहल जाए..? मुदा संयोग नीक रहलैन जे ने कियो हिम्मतेलाल परिवार दिससँ बाजल आ ने सुवासिनीए किछु बजली। चुपा-चुपी देखि राधारमण सुभद्राकेँ कहलखिन-

“चाची, गोटे-गोटे दिन अपनो डेरापर आउ। पत्नियो असगरे रहै छैथ आ अहूँ निचेने रहै छी। डेरो कोनो दूर नहियेँ अछि। पएरो आबिये सकै छी। तहूमे अहाँ ऐठाम जेते सजग छी तेते ओ नहियेँ छैथ, माने सुवासिनी, तँए हुनका अबै-जाइमे कनी भ्यौन लगबे करतैन। तहूमे सरकारक जिम्मामे सेहो भेलौं, तँए ओते तँ बरतए पड़त।”

राधारमणक विचारमे प्रवाहित होइत सुभद्रा बजली-

“बौआ, हम तँ जहिना हिम्मतलालकेँ बेटा बुझै छी तहिना अहूँकेँ बुझै छी। किए तँ हम किछु भेलौं तैयो तँ पाँचटा पोता-पोतीक दादी भेबे केलौं किने। दुनू परानी हिम्मतलाल सन बेटा-पुतोहु सेहो अछिए। आ अहाँ अखन नव-नौतार छी, भगवान एकेटा सन्तान देलैन अछि आरो दैथ।”

सुभद्राक पेटक बात राधारमण आँकि रहल छला। आँकि ई रहल छला जे जँ कोनो तरहक मलीनता हुनका मनमे रहितैन तँ दुनियासँ निराश भेल जकाँ दुनियाँकेँ या तँ गरियबैत बजितैथ वा दुनियाँकेँ छोड़ैत बजितैथ मुदा से तँ नहि छैन। हमरो परिवार नीक जकाँ बढ़ह से तँ मनमे छैन्हे।

जहिना छोटो-छीन पानिक प्रवाहकेँ कियो रस्ता बना प्रवाहित करैत धारा बनबैए तहिना राधारमण बजला-

“चाची, अपने किछु भेलिऐ तैयो एक जिनगी तँ टपले भेलिऐ, जिनगी चाहे जेहेन रहल हुअए मुदा जाबे ओइमे जीवनांशु नहि अछि ताबे ओ जीवित केना अछि। चाहे जीवनक जे पहलू जेहेन रहल हुअए मुदा भव पक्ष तँ ओहन अछिए जे भाव-भुवनमे अखनो ओहेन अछि जेहेन हेबा चाही।”

राधारमणक विचारकेँ कोन रूपेँ सुभद्रा बुझली से तँ ओ जानैथ मुदा मुहसँ निकललैन-

“बच्चा, अहूठाम (माने अपना ऐठाम) कि कोनो काज करै छी, भरि

दिन बच्चा सबहक संगे हेराएल रही छी। टहलै-बुलैक अपनो मन होइए। काल्हि आएब।”

जहिना सुभद्रा दोसर दिनक समय बनौलेन तहिना बेरू पहर माने तीन बजेक पछाइत एकटा पोता, जे सात बर्खक अछि आ एकटा पोती जे नअ बर्खक अछि, दुनूक संगे पएरे-पएरे सुभद्रा राधारमणक डेरा लग पहुँच रस्तापर ठाढ़ भेली। मोबाइलियोक तँ जुग आबिये गेल अछि। जखने सुभद्रा घरसँ निकलली, रूक्मिणी हिम्मतलालकेँ सूचित कऽ देलखिन। हिम्मतलाल राधारमणकेँ कहलकैन। राधारमण सुवासिनीकेँ सूचित कऽ देलखिन। जइसँ राधारमणक सरकारी निवासमे प्रवेश करैमे सुभद्राकेँ किछु ने बाधा भेलैन। ओना, राधारमणोक मनमे उठि गेलैन जे भाय दुनियाँ तँ दुनियाँ छी। कियो चाउरकेँ भाते टा बना खाइए कियो रोटियो बना नइ खाइए सेहो केना नइ कहल जाएत। भलेँ लोक कहए जे गहुमक रोटिये टा होइ छै, मुदा लोक भात बना नइ खाइए सेहो केना नइ कहल जाए। तँए ऑफिसक काज निपटा सबेर-सकाल निकैल जाएब। थाना नइ ने छिऐ जे चौबीसो घन्टा चलत।

ऑफिसक काजकेँ राधारमण हाँइ-हाँइ निपटाबए लगला। तही बीच हिम्मतलाल आबि कहलकैन-

“सर, छुट्टीक समय सेहो लगिचाइये गेल अछि, तइ बीच कनी पहिने छोड़ि दइतौं तँ अपन काजक भार दोसरकेँ सुमझा चलि जइतौं।”

ओना, राधारमणक मनमे ईहो रहैन जे अपन कार्यालयक तँ अपने मालिक छी, माने बिना केकरो कहने जा सकै छी। मुदा हिम्मतलाल तँ से नहि अछि...। राधारमण बजला-

“हिम्मत! छुट्टीक समय तँ खटियाएले सन अछि। दुनू गोरे संगे चलब।”

राधारमणक बात सुनि हिम्मतलालक मन पूर्ण सन्तुष्ट भेल। पूर्ण सन्तुष्टक माने भेल जे राधारमण असगरे जेबाक छुट्टी दऽ दितथिन तँ ओ भेल सन्तुष्ट, मुदा जखन दुनू खियालसँ भेल, माने ऑफिसो आ डेरोक खियालसँ भेल तखन पूर्ण सन्तुष्ट भेल।

